# सुरति मकरिया गाड़हु हे सजनी

सुरति मकरिया गाड़हु हे सजनी
दुनो रे नयनमा जोतिया लाबहु रे की।

मन धरु मन धरु मन धरु हे सजनी
अइसन समइया फिरि नहि पाबहु रे की।

दिन दस रजनी हे सुख करू सजनी
एक दिन चांद छपायत रे की।

संगहि अछत पिय भरम भुलइली
मोर लेखे पिया परदेसहि रे की।

नव दस नदिया अगम बहे सोतिया
बिचहि पुरइनिहि लागल रे की।

फुल एक फुलले अनुप फुल सजनी
तेहि फुल भमरा लोभाएल रे की।

सब सखि हिलिमिलि निज घर जाइब
समुंद्र लहरिया समाइब रे की।

दास कबीर इहि गावल लगनियां
बहुरि पलटि नहि आइब रे की॥

# कदली पुहुप धूप परगास

कदली पुहुप धूप परगास। रज पंकज महि लेल निवास॥
द्वादस दल अभिअन्तर मन्त्र। जहँ पौड़ए श्रीकमला कन्त॥

अरध उरध मुखप लागल कास। सुन्न मण्डल महि करि परगास॥
उहाँ सुरुज नहि नाही चन्द। आदि निरंजन करए अनन्द॥

से ब्रह्माण्ड पिण्ड से जानु। मान सरोवर करु असनानु॥
सोहं से जकर होए जाप। जकरा लिपए नहि पुन्न अरु पाप॥

अबरन बरन धाम नहि छाम। अबरन पाइअ गुरु के ठाम॥
टारि न टेरए आबए नहि जाए। सुन्न सहज महि रहय समाए॥

मन मध्ये जाने जे कोए। जे बोलए से आपहि होए॥
जाति मन्त्र मनि असथिर करए। कहए कबीर से प्राणी तरए॥

# अँधियरवा मे ठाढ़ गोरी का करलू

अँधियरवा मे ठाढ़ गोरी का करलू॥

जब लग तेल दिया मे बाती
येहि अँजिरवा बिछाय घलतू॥

मन का पलँग सँतोष बिछौना
ज्ञानक तकिया लगाय रखतू॥

जरिगा तेल बुझाय गइ बाती
सुरति मे मुरति समाय रखतू॥

कहै कबीर सुनो भाइ साधो
जोतिया मे जोतिया मिलाय रखतू॥

# अपने घट दिअना बारू रे

अपने घट दिअना बारू रे॥

नाम केर तेल सुरति केरि बाती ब्रह्म अगिन उदगारू रे।
जगमग जोति निहारु मन्दिर मे तन मन धन सब बारू रे।

झूठी जानि जगत केरि आशा बारंबार बिसारू रे।
कहए कबीर सुनहु भाइ साधो आपन काज संवारू रे॥

# अबिनासी दुलहा कब मिलिहें

अबिनासी दुलहा कब मिलिहें भक्तन के रछपाल॥

जल उपजल जल ही से नेहा रटत पियास पियास।
मञे बिरहिनि ठाढ़ि पथ जोहूँ प्रीतम तुम्हरे आस॥

छोड़ल गेह नेह लगि तुम्हसौं भई चरन लौलीन।
तालाबेलि होत घट भीतर जइसे जल बिच मीन॥

दिवस न भूख रैनि नहि निद्रा घर अँगना न सुहाय।
सेजरिया बैरिनि भेल हमका जागत रैनि बिताय॥

हम त तुम्हरी दासी सजना तुम्ह हमरे भरतार।
दीनदयाल दया करि आओ समरथ सिरजनहार॥

कै हम प्राण तजतु हञे प्यारे कै अपनी करि लेव।
दास कबीर विरह अति बाढ़ल अब तो दरसन देव॥

# अबधू अमल करए से गाबए

अबधू अमल करए से गाबए।
जब लगि अमर असर ना होबए, तब लगि प्रेम न आबए॥

बिनु खाए फल स्वाद बखानए, कहत न शोभा पाबए।
बिनु गुरु ज्ञान गाँठि के हीने, नाहक वस्तु भुलाबए॥

आँधर हाथ लेअ कर दीपक, करि परकास देखाबए।
अओरन आगे करए चांदना, आपु अंधेरे धाबए॥

आँधर आप आँधर दस गोहने, जग मे गुरु कहाबए।
मूल महल की खबर न जानए, अओरन को भरमाबए॥

लए अमृत मूरुख रंग सीचए, कलपवृक्ष बिसराबए।
लए कए बीज ऊसर मे बोअए, पाहन पानि नहाबए।

लागि आग जरए घर आपन, मूरख घूर बुताबए।
पढ़ि गुनि कए जे पण्डित भूलए, ओकहि कओन समुझाबए॥

कहए कबीर सुनहु हो गोरख, इह सन्तन नहि भावए।
हए कोई सूर पूर जग माही, जे इह पद अर्थाबए॥

# अबधू, अन्धाधुन्ध अँधियारा

अबधू, अन्धाधुन्ध अँधियारा। केओ जानए जाननि हारा॥

एहि घट भीतर वन अरु बस्ती एही मे झाँझ पहाड़ा।
एहि घट भीतर बाग बगीचा एही मे सिरजनहारा॥

एहि घट भीतर सोना चानी एही मे लागल बजारा।
एहि घट भीतर हीरा मोती एही मे परखनहारा॥

एहि घट भीतर सात समुन्दर एही मे नदिया नारा।
एहि घट भीतर सूरज चन्दा एही मे नौलख तारा॥

एहि घट भीतर बिजली चमक एही मे होत उजियारा।
एहि घट भीतर काशी मथुरा एही मे गढ़ गिरिनारा॥

एहि घट भीतर ब्रह्मा विष्णु शिव सनकादि अपारा।
एहि घट भीतर अपने आबए राम, कृष्ण अवतारा॥

एहि घट भीतर कामधेनु आ कल्पवृक्ष हए न्यारा।
एहि घट भीतर ऋद्धि सिद्ध के भरल अटल भंडारा॥

एहि घट भीतर तीन लोक आ एही मे हए करतारा।
कहे कबीर सुनो भाइ साधो एही मे गुरू हमारा॥

# आएल दिन गओना के हो

आएल दिन गओना के हो, मन होअए हुलास॥

पाँच भीड़ के पोखरि हो, जामे दसहु दोआरि।
पाँच सखी बैरिणी भेलइ हो, कस उतरब पार॥

छोट मोट डोलिआ चन्दन के हो, लागल चारि कहार।
डोलिआ उतारए वृन्दावनमा हो, जहाँ कोइ न हमार॥

पइओं तोरि लागओ कहरबा हो, डोली धर चिनबार।
मिलि लेब सखिआ सहेलरी हो, मिलए कुल-पलिबार॥

साहेब कबीर गाबए निरगुन हो, साधो करि लेहु विचार।
नरम गरम सओदा कए लेहु हो, आगे हाट न बाजार॥

# उठि पछि लहरा पिसना पीस

उठि पछि लहरा पिसना पीस॥

ढोरु पछोरु पलक छिन दम दम अनहद जाँत गंगु तोरे सीस।
कर बिन चलए झींक बिन निघरए बँकनाल चलए बिस्वा बीस॥

मन मैदा मेही करि चालहु चोकर तजि देहु पाँच पचीस।
कहए कबीर सुनहु भाइ साधो आपुइ आबि मिलए जगदीश॥

# कउने ठगवा नगरिया लूटल हो

कउने ठगवा नगरिया लूटल हो॥

चन्दन काठ के बनल खटोलवा
तापर दुलहिन सूतल हो॥

उठो रे सखि मेरो मांग सवारो
दूल्हा मोंसे रूसल हो॥

आयो यमराज पलंग चढ़ि बैठे
नयनन आंसू फूटल हो॥

चारि जना मिल खाट उठावल
चहुदिश धू धू ऊठल हो॥

कहत कबीर सुनो भाइ साधो
सबसे नाता छूटल हो॥

# खेलइत रहलहुँ अंगनमाँ सखी

खेलइत रहलहुँ अंगनमाँ सखी संग साथी हो।
आइ गओन निगिचाए, बदन भए धूमिल हो॥

पहिले गओनवाँ अएलहुँ पतिआ के भेजलन हो।
देखि कुवाँ के रूप, मनहि पछितएलहुँ हो॥

कुवाँ भीड़ भेल भारि, ते गागर फूटल हो।
कओन उत्तर घर देब, हाथ दोउ छूछे हो॥

घर मोरि सासु दारुनी, तो ननद हठीली हो।
केहि से कहब दुख आपन, संगी न साथी हो॥

ठाढ़ि मोहारे धनि सुरकए, मनहि पछिताइल हो।
पिआ मो-सञे मुखहु न बोलए, कोन गुन लागल हो॥

सजन की ऊँची अटरिआ ताहि चढ़इत लजाऊँ हो।
कल नहि लेत पहरुआ, कओन विधि जाएब हो॥

गल गज मोती के हार, तो दीपक हाथे हो।
झमकि कए चढ़लु अटरिआ, पुरुष के पासे हो॥

कहए कबीर पुकारि सुनहु धर्म आगर हो।
बहुत हंस लए साथ, उतरु भवसागर हो॥

# गुरु मोहि घुँटिआ अजर पिआए

गुरु मोहि घुँटिआ अजर पिआए॥

जब से गुरु मोहि घुटि पिआओल, भई सुचित मेटी दुचिताई।
नाम ओषधि अधर कटोरी, पिबइत अघाए कुमति गेलि मोरी।

ब्रह्मा विष्णु पीबि नहि पाओल, खोजत, संभू जन्म गमाओल।
सुरत निरत कर पिबए जे कोई कहए कबीर अमर होए सोई॥

# चुअए अमीरस भरत ताल जहँ

चुअए अमीरस भरत ताल जहँ सबद उठय असमानी हो।
सरिता उमड़ि सिन्धु कें सोखए नहि किछु जाय बखानी हो॥

चांद सुरुज तारागण नहि उहाँ नहि उहाँ रैनि बिहानी हो।
बाजा बजे सितार बांसुरी ररंकार मृदु बानी हो॥

किरीट झिलमिल उहमा झलकए बिनु जल बरसए पानी हो।
शिव अज विष्णु सुरेश सारदा निज निज मत उन्मानी हो॥

कहए कबीर भेद की बतिया बिरला कोइ पहचानी हो।
कए पहिचान फेरु नहि आबए जम जुलमी किरवानी हो॥

# चेत करू बाबा बिलैया मारए मटकी

चेत करू बाबा बिलैया मारए मटकी॥

ब्रह्मा के मारय बिसनू कें मारय
नारद बबा कें सभा बिच पटकी॥

ज्ञानी कें मारय ध्यानी कें मारय
पंडित बबा के बेद सब सटकी॥

कहए कबीर एक बेर हमरो पर झपटी
काशी से लेकर मगह मे पटकी॥

# जकर लगन गुरु सञो नाहीं

जकर लगन गुरु सञो नाहीं॥

ते नर खर कूकुर-सम जग मे, बिरथा जन्म गमावही।
अमृत छोड़ि विषय रस पिबए, घृग घृग तिनकए ताई।

हरी बोल की कोरि तुमड़िआ, सब तीरथ करि आई।
जगन्नाथ केर दरसन करिकए, अजहु न गेल कड़ुवाई॥

जइसन फल उजाड़ के लागी, बिन स्वारथ झड़ि जाई।
कहए कबीर बिनु बचन गुरू के, अन्त काल पछिताई॥

# जोगिआ के ढूढ़इत जन्म बीतल

जोगिआ के ढूढ़इत जन्म बीतल, केअओ देखल भाइ हो॥

जोगिआ के काँख मे झोरबा, हीरा लाल जमाहिर हो।
जे मांगए से ताहि देअए, जाके दिल दरिआबी हो॥

जोगिआ के अबइत जेहे देखल, तकर पुरल कमाई हो।
पाँच सखी के दुलहिनि केअओ, दुलहा कोइ देखहु भाई हो॥

इह जोगिआ के रूप अनूप हए, अलमस्त दिबाना हो।
तीनि भुअन जोगी रमि रहनी, फेरू घटेहि समाना हो॥

कहए कबीर पुकारि पुकारी, सुनहु धनी धर्मदासा हो।
बाहर ढूंढ़े ना मिलए, दिल ढूंढ़हु तुम भाई हो॥

# निरभय होइ कए जागु रे मन मोर

निरभय होइ कए जागु रे मन मोर॥

दिन कए जागहु राति कए जागहु, घूसए ना घर चोर।
बाबन कोठरी दस दरबाजा सब मे लागए चोर॥

आगे जेठ जिठनिआँ पाछे, संग मे देओर तोर।
कहए कबीर चलु गुरु के मत मे, का करिहए जम जोर॥

# नैहरबा हमरा नहि भावए

नैहरबा हमरा नहि भावए॥

साँइक नगरी परम अति सुन्दर, जहँ कोइ जाए न आबए
चाँद सुरुज जहँ पवन न पानी, के संदेश पहुँचाबए
दरद इह साँई के सुनाबए॥

आगे चलहु पन्थ नहि सूझए, पीछे दोष लगाबए
केहि विधि ससुरे जाएब मोरि सजनी, बिरहा जोर जनाबए
विषम रस नाच नचाबए॥

बिनु सतगुरु अपन नहि कोई, जे इह राह बताबए
कहए कबीर सुनहु भाइ साधो, सपने न प्रीतम पाबए
तपन इह जिअ के बुझाबए॥

# नैहर मे दाग लगाए आइलि चुनरी

नैहर मे दाग लगाए आइलि चुनरी॥

ऊ रंगरेजबा के मरमो जे जानए नहि
मिलए धोबिआ, कओन करए उजरी
तन के कूंड़ी ज्ञान केर सोदन साबुन महँग बिकाए एहि नगरी॥

पहिरि ओढ़ि कए चललि ससुररिआ
गाँओ के लोग कहए बड़ी फुहरी
कहए कबीर सुनहु भाइ साधो बिन सतगुरु कबहु नहि सुधरी॥

# गुरु के सबद टकसार हे जोगिनिञा

तोहरा गुरु के सबद टकसार हे जोगिनिञा
जोगा क' रखिहह॥

अष्ट महलिआ के नौ दरबजबा
दसमी मे लागल केबाड़ हे जोगिनिञा।
प्रेम के कुंजी हो सतगुरु दिहलह
खोलि लीहह बर्हमा केबाड़ हे जोगिनिञा
जोगा क' रखिहह॥

पांचो रतन गुरु देलकहु मिलनमा
जुगती सै रखिहह सम्हारि।
कहए कबीरा से सुनह हे जोगिनिञा
फेरो नाहि एह संसार हे जोगिनिञा
जोगा क' रखिहह॥

# तोहर हीरा हेराय गेलह कचड़े मे

तोहर हीरा हेराय गेलह कचड़े मे॥

कोइ खोजे पूरब कोइ खोजे पच्छिम
कोइ खोजे पानी पथरे मे।

हिन्दु खोजे पूरब तुरुक खोजे पच्छिम
पंडित खोजे पानी पथरे मे॥

जोगी, कपटी और संन्यासी
ई सब हेराय गेल नखरे मे

सुर नर मुनि अरु पीर औलिया
भूलल सबटा बखरे मे॥

दास कबीर जे हीरा परेखय
बान्हल जतन सँ अँचरे मे।

धन धन धन आबाद करतु प्रभु
सदगुरु समाओल गतरे मे॥

# फदर फदर करु हर खनिआँ

फदर फदर करु हर खनिआँ,
कहु गुरु के नाम लेबे कोन खनिआँ॥

ई पाँचो परपंच किओ हए, माया देल गरदनिआँ।
अन्तकाल हबकुनिआँ कटबे, मरइत बेरि पेटकुनिआँ॥

पाँच पचीस के संग मे भूले, छुटि गेल नाम-निसनिआँ।
जब यम राजा आन पड़ेगा, बान्हि देतहु ओ उपर धरनिआँ॥

माया मोह मे भूलि पड़ा हए, चेतब कओने खनिआँ।
बिनु सतगुरु बिनु नाम भजन के जएबह नरक निदनिआँ।

अमरपुर के सओदा कएल हे, जपिले नाम-निसनिआँ।
कहए कबीर सुनहु भाइ साधो, तब होएब महरनिआँ॥

# भँवर उड़ए बक बैठल आए

भँवर उड़ए बक बैठल आए।
रएनि गेलि दिवसो चलि जाए॥

हल हल काँपए बाला जीबा।
नहि जानञो की करिहह पीबा॥

काँचे बासन टिके न पानी।
उड़ि गउ हंस काया कुम्हिलानी॥

काग उड़ाओत भुजा पिड़ानी।
कहहि कबीर एह कथा सिरानी॥

# भूला मन समुझाबए जे पए

भूला मन समुझाबए जे पए भूला मन समुझाबए॥

अरब-खरब लए दरब गाड़ए, खरिचन खान न पाबए।
जब यम आबि करए कंठ घेरन, दए दए सैन बुझाबए॥

बोइ बबूर अब फल चाहए, से फल कइसे पाबए।
खोटा दाम गाँठि लए डोलए, भलि भलि बस्तु मोलाबए॥

गुरु-परताप साधु केरि संगति, मन बांछित फल पाबए।
जाति जुलाहा नाम कबीरा, बिमल बिमल गुण गाबए॥

# माइ मञे दूनो कुल उजियारी

माइ मञे दूनो कुल उजियारी
बारह खसम नैहरे खायो, सोरह खायो ससुरारी॥

सासु ननदि पटिया मेलि रखलौं भसुरहि पढ़लौं गारी
जारौं मांग मञे तासु नारि के जिन सर रचल धमारी।

जना पांच कोखिया मिलि रखलौं और दूइ ओ चारी
मार पड़ोसिनि कियो कलेबा, संगहि बुधि महतारी।

सहजे बपुरे सेज बिछाओल, सूतलि मञे पांव पसारी
आबौं न जाबौं मरौं न जीबौं, साहेब मेटल सारी।

एक नाम मञे निजु कैं गहलौं, ते छूटल संसारी
एक नाम मञे बदि कै लेखौं, कहै कबीर पुकारी॥

# मानुष जनम सुधारहु साधो

मानुष जनम सुधारहु साधो, धोखे काहे बिगाड़हु हो।
अइसन समय बहुरि नहि पइहह, जनम जुआ मति हारहु हो॥

गुड़ा गुड़ी खेआल जहि भूलए, मूल तत्व लओ लाबहु हो।
जब लगि घट सञो परिचय नाही, तब लगि कछु नहि पाबहु हो॥

तीरथ व्रत आ जप तप संजम, जे करनी मति भूलहु हो।
करम फन्द मे युग युग पड़बह, फिरि फिरि जोनि मे झुलबहु हो॥

नहि कछु नहाए ना कछु धोएलह, ना कछु घण्ट बजाबहु हो।
ना कहु नेती ना कहु धोती, ना कहु नाचए गाने हो॥

सिंगी सेल्ही भभूत ओ बटुआ, सांई स्वांग सञे न्यारा हो।
कहए कबीर मुक्ति जञो चाहहु, मानहु सबद हमारा हो॥

# मोरा पिआ बसै कउने देस हो

मोरा पिआ बसै कउने देस हो।
पिआ कें ढूंढ़य निकसलि, क्यो न कहए संदेस हो॥

पिआ कारण हम भये बाबरी, धएल जोगिनिञा भेस हो।
ब्रह्मा विष्णु महेश न जानए, न जानए सारद शेष हो॥

धनि जे अगम अगोचर पाओल, हम सब सहल कलेस हो।
हाल उहां के कबिरा जानए, अबइत जाइत हमेश हो॥

# रतन जतन करि प्रेम के तत धरि

रतन जतन करि प्रेम के तत धरि,
सतगुरु इमरित नाम जुगत केर राखब रे।

बाबा घर रहलूँ बबुई कहएलहुँ,
सैंआ घर चतुर सेआन, चेतब घरबा आपन रे।

खेलत रहलहुँ मञे सुपती मौनिआँ
औचक आएल लेनिहार, चलब केसिआ झाड़ि रे।

एक तो अंधेरी राती, चोरबा मुसल थाती,
सैआँ के बान कुबान, सुतल गोड़बा तानि रे।

चुनि-चुनि कलिआँ मञे सेजिआ बिछओलहुँ,
बिना रे पुरुषबा के नारि, झाँखए लए दिन ओ राति रे।

ताल झुराइ गएले फूल कुम्हिलाए गएले,
उड़त हंसा अकेला, कोइ नहि देखल रे।

आब की झाँखए लू नारि, बैठल मन मारि
एह बाटे मोतिआ हेराएल रे।

दास कबीर इह गाबए निरगुनिआं
अबकी उहवां जाएब त फिरि नहि आएब रे।

# फेरू पछतायब हे कामिनि

फेरू पछतायब हे कामिनि, मानहु वचन हमार॥

चन्दन जानि वृक्षा रोपल, सेहो भेल सिमर परास।
फुलवा देखिय धैरज बाँधल फल देखि भयल निराश॥

बिना रे सोना के कैसन अभरण बिना मोति कैसन ग्रिमहार।
बिना रे अम्बा के कैसन नैहर बिनु स्वामी कैसन सिंगार॥

काया रे कंचनगढ़ टूटल छूटल कुल परिवार।
दशमी दुअरिया यमुआ रोकल कौने विधि होयब पार॥

साहेब कबीर कहि दीहल सबद परेखू टकसार।
बहुरि न यहि जग मे आयब फेरू न मनुष अवतार॥

# मोरे जियरा बड़ अंदेसबा

मोरे जियरा बड़ अंदेसबा मोसाफिर जैहो कउना ओर॥

कुमती नायक फाटक रोके परिहै कठिन झिंझोर।
संसय नदी अगाड़ी बहतु हए विषय धार जल जोर॥

क्या मनुआँ तुअ गाफिल सोबहु लागल पचीसो चोर।
निसदिन प्रीत करहु साहेब सञो नाहिन कठिन कठोर॥

काम दिवान क्रोध हए राजा बसै पचीसो चोर।
सत्य पुरुष एक बसै पछिम दिस ता सञो करहु निहोर॥

उलट पाछिलो पेड़ा पकड़हु पसरल भनहि बटोर।
कहए कबीर सुनहु भाइ साधो तब पैहों निज ठौर॥

# सतनाम भज हे मन मूरख

सतनाम भज हे मन मूरख। क्या जड़ जनम गमाबहु हो॥

सत्यनाम सुमिरह निशिवासर। निशदिन सुरति लगाबहु हो।
द्वादश ऊपर बसे मोर बालम। तहवां ध्यान लगाबहु हो॥

इंगला पिंगला सुखमणि साधो। ध्रुव मंडल उठि धावहु हो।
लागि रहे सूरति केरि डोरी। शून्य मे शहर बसाबहु हो॥

त्रिकुटी घाट जहाँ मेघा बरिसे। बिना बुन्द झरि लाबहु हो।
दामिनि दमकै उर्द्धमणि चमकै। अजब रूप दरसाबहु हो॥

बंकनाल पदचक्रहि साधो। मूलमन्त्र पढ़ि राखहु हो।
मकरतार के उत्तर निरखहु। तापर गुड्डी सड़ाबहु हो॥

षोडस बतरी मज्जै त्रिवेणी। आनंद होइ के जागहु हो।
कहत कबीर मिले गुरु पूरा। तब ई परिचय पाबहु हो॥

# सन्तो सबद साधना कीजै

सन्तो सबद साधना कीजै।
जाहि सबद सञो राम परगट भये सोइ सबद लिखि लीजै॥

सबदहि वेदपुराण बखानय सबदहि सबद ठहराबै।
सबदहि सुर नर मुनि जन गाबय सबद का भेद न पाबै॥

सबद गुरु सबद सुनि सिख भए सबदे विरला बूझै।
जोई गुरु सोइ सिख आतम अन्तरगत जब सूझै॥

सबदे सबद सबद बहु अन्तर सार सबद मथि लीजै।
कहै कबीर जेहि सार सबद नहि, धृग जग जीवन जीबै॥

# लोगा, तों तञो मति के भोरा

लोगा, तों तञो मति के भोरा॥

जेञो पानी पानी महँ मिलि गउ
तेञो धुर मिलहि कबीरा।

जेञो मैथिल को सांचा वास
तोहर मरण होए मगहर पास।

मगहर मरए सो गद्दह होए
भल परतीति राम सञे खोए।

की काशी की मगहर ऊसर
जोपें हृदय राम बसु मोरा।

जञो काशी तन तजह कबीरा
तञो कहु रामहिं कञोन निहोरा॥

# साँइ दरजी के कोइ मरम न पाबा

साँइ दरजी के कोइ मरम न पाबा॥

पानी केर सूइ पवन केर धागा अष्ट मास नव सीअत लागा।
पाँच पेबँद केर बनल रे गुदरिआ तामे हीरालाल लगावा॥

रतन जतन केर मुकुट बनाबा प्रान पुरुष के लए पहिराबा।
साहेब कबीर अस दरजी पाबा बड़े भाग गुरु नाम लखाबा॥

# साँई केर संग सासुर आइलि

साँई केर संग सासुर आइलि।
संग न सूति स्वाद न जानलि गेल जौवन सपनहि केर नाँई॥

जना चारि मिलि लगन सोधाई जना पाँच मिलि मंडप छाई।
सखी सहेली मंगल गाबए दुख सुख माथे हरदि चढ़ाबए॥

नाना रूप पड़ल मन भाँवरि गांठि जोड़ि भइ पति की आई।
अरघ दए दए चलिलि सुबासिनि चौकहि राँड़ भेल संग साई॥

भेल बिआह चललि बिन दूलह बाट जाइत समधी समुझाई।
कहए कबीर हम गओना जएबे तरब कन्त लए तूर बजाई॥

# सुतलि रहलु मञे निन्द भरि हो

सुतलि रहलु मञे निन्द भरि हो, गुरु देलन्हि जगाए।
चरण कमल के अंजन हो, नएना लेलुँ लगाए॥

जा सञे निन्दिआ न आबए हो, नहि तन अलसाए।
गुरु केर वचन निज सागर हो, चलु चलिहओ नहाए॥

जनम-जनम के पपबा हो, छण मे डारब धोआए।
एहि तन के जगदीप कएल, श्रुत बतिआ लगाए॥

पाँच तत्व के तेल चुआए, ब्रह्मा अग्नि जगाए।
सुमति-गहनमाँ पहिरलहुँ हो, कुमति देलहुँ उतारि॥

निर्गुण माँगिआ सम्हारलुँ हो, निर्भय सेन्दुर लाए।
प्रेम पिआला पिआए के हो, गुरु देल बौराए॥

विरह पिआला पिआए के हो, गुरु देल बौराए।
विरह अगिनि तन तलफए हो, जिअ किछु न सोहाए॥

ऊँच अटरिआ चढ़ि बैठलहुँ हो, जहँ काल न खाए।
कहए कबीर बिचारि के हो, यम देखि डराए॥

# सरवर तेजल जाय

सुनु हंसा प्यारे सरवर तेजल जाय॥

जिहि सरवर बिच मोतिया चुगत होते
बहुविध केलि कराय॥

सूखे ताल पुरइन जल छोड़ल
कमल गेल कुम्हलाय॥

कहहि कबीर जो अबके बिछुड़े
बहुरि मिलहु कब आय॥

# हमका ओढ़ाबए चदरिआ

हमका ओढ़ाबए चदरिआ, चलती बेरिआ॥

प्रान राम जब निकसन लागए
उलटि गेल दुनू नएन पुतरिआ॥

भीतर सञे जब बाहर लाए
छुटि गेल सब महल-अटरिआ॥

चरि जना मिलि खाट उठाओल
रोवत लए चलए डगर-डगरिआ॥

कहए कबीर सुनहु भाइ साधो
संग चलत ओहि सुखल लकड़िआ॥

# हम परदेसी पंछी बाबा

हम परदेसी पंछी बाबा अही देस के नाही हो॥
अहि देस के लोग अचेता पल पल पर पछताई, भाइ संतो
अही देस के नाही हो॥

मुख बिन गाना पग बिन चलना बिना पंख उड़ जाई हो
बिना मोह के सुरत हमारी अनहद मे रम जाई, भाइ संतो
अही देस के नाही हो॥

छाया बैठूं अगनी व्यापे धूप अधिक सितलाई हो
छाया धूप सए सतगुरु न्यारा हम सतगुरु के भाई, भाइ संतो
अही देस के नाही हो॥

आठो पहर अडग रहे आसन कभू न उतरे शाही हो
मन पवना दोनहु नहि पहुंचए ओही देस के माही, भाइ संतो
अही देस के नाही हो॥

निरगुण रूप हए मेरे दाता सरगुण नाम धराई हो
कहे कबीर सुनो भाई साधो  सतगुरु हए हम माहीं, भाइ संतो
अही देस के नाही हो॥

# अद्‌बुद रूप अनूप कथा हए

भाइ रे ! अद्‌बुद रूप अनूप कथा हए
कहू तञो के पतिआई
सब घट रहल समाई॥

लक्षि बिनु सुख दारिद्र बिनु दुःख निन्द बिना सुख सोबए।
यश बिनु ज्योति रूप बिनु आशिक रतन-बिहूना रोबए॥

भ्रम बिनु गञ्जन मान बिनु निरखत रूप बिना बहुरूप।
थिति बिनु सुरति रहस बिनु आनन्द अइसन चरित अनूप॥

कहहि कबीर जगत हरि माणिक देखहु चित अनुमानी।
परिहरि लाख लोग कुटुम तजि भजहु न सारंगपानी॥

# मो कहँ मिलि गेल वन्दी-छोड़

आज मो कहँ मिलि गेल वन्दी-छोड़॥

सतगुरु मिलए करम जे मेटल, पाँचो इन्द्रिय जोड़।
तीरथ बरत मे ढूंढ़ि हम अएलहुँ, कि बुझए वेदक सोर॥

सत सबद सञे परिचय भेल, घटल जे मन की जोड़।
अमर देश के पान पाओल, यम सञे तिनुका तोर॥

आप मे ओ जे नूर दरसए, सन्त करू हए सोर।
तिरगुन केर जे फन्दा तोड़ल, चिनहल पाँचो चोर॥

पाँच पचीसो पाबि कए, हिनके ले लेलन्हि कोर।
आवागमन केर मेटल कलपना, लागल निजघर डोर॥

चौदह तबक सञे सूरति निकलए, साठि सुन्न गेल फोड़।
कहए कबीर मञे सतगुरु मिलला, छुटि गेल नरक अघोर॥

# चान्दनि राति उजिअरिआ

चान्दनि राति उजिअरिआ भए गेल अँधिअरिआ हो।
साधो पापी पपीहा अधरतिआ पी-पी शब्द सुनाबए हो॥

पपीहा शब्द मोहि लागल मन बएरागल हो।
खोजइत फिरिअ प्रभु आपन दोसर जानल हो॥

एक वन गेल दोसरि वन गेलहुँ तेसर वन हो।
अमिअ भयाबल शरीर नएने भेल सागर हो॥

भए गेल नदिआ भयाओनि नहि केओ आपन हो।
नहि खेबट करुआड़ि कओने विधि उतरब पार हो॥

साहेब कबीर सोहर गाओल मनुआँ बौराओल हो।
अजर अमर घर जाएब परम पद पाओल हो॥

# से कइसे सोबए हो

जिनके अंगना जमीरिया से कइसे सोबए हो।
महर महर आबे बास नीन्द कइसे आबए हो॥

काटल पेड़ जमीरिया की पलंग बनावल हो।
तापर बैठल साईं मोर तो बेनिआँ ढुराबहु हो॥

सासु मोर सोबत अटरिआ ननद चौबारे हो।
सइआँ मोरे सोबत पलंगबे मञे कइसे जगाबहु हो॥

सइआँ मोरे गोसाईं तुम सब लाऐक हो।
पाँच चोर घर मुसत दीआ न उजालै हो॥

उठि न तोर मरोर और ललकारत हो।
ज्ञान-खड्ग लए हाथ तो चोरवन मारत हो॥

सइआँ मोरे आहो पिआ जोरे मीलैआ हो।
अँमा तो मोरे अँमाफल ऊपर झालर हो॥

जंत्र बाजत मंदिला बहुत सोहाओन हो।
तुम जिन जानो सुहेलरी ऐह परमारथ हो॥

गाबे साहेब कबीर सदा सुख पाओल हो।
सो सतलोक सिधाए बहुर नही आओत हो॥

# दिअरा बारू सखि दुलहिनिञा

दिअरा बारू सखि दुलहिनिञा
नगरिया मे पैसल चोर हे।
सखि हे, मुसि लेत हीरा मोती लाल
महलिआ मे जागल रहिह हे॥

पांच चोर तीन ठक जगत धन मूसल हे
सखि हे, राजा रंक बलवीर केहो नहि छोड़ल हे।

सत्य सुकृति करू नाव, धैरज करुआरि धरू हे
सखि हे, सबद सुरति करू मौज, द्वार पर ठाढ़ रहू हे॥

युद्ध करहु घर भीतर विरह बारुद भरू हे
सखि हे, नाम अखण्ड लिअ हाथ चोरबा के मारहु हे।

साहेब कबीर सोहर गाओल गाबि कै सुनाओल हे
हिलि मिलि कए सतसंग चलहु सुखसागर हे॥

# फूलन सेजिआ बिछाओल

फूलन सेजिआ बिछाओल पिआ संग सुतलहुँ हे।
आबि गेल बैरिनि निन्द पिआ उठि कहाँ गेलन हे॥

बहिंआ पसारि पिआ खोजलहुँ पिया नहि मीलल हे।
रएन सोचइत भेल भोर धीरज कोना बान्धब हे॥

रोइ रोइ नएना भेल झांझर जमुनमा मे बाढ़ि आएल हे।
केकरी ओहरिया हम लागब दिवस गमाएब हे॥

अलप वयस दुख भारी विरह उर सालए हे।
दिन दुरदिन भेल मोरा पिअबा बिछुड़ि गेल हे॥

जब जब सुधि पिआ केर आबए छतिआ कड़कि उठए हे।
दास कबीर एहो गाओल सत गुरु पावल हे॥

# केओ नहि जागल हो

बारंबार जगाओल केओ नहि जागल हो
कठिन सोच जिआ मोर मोह बड़ लागए हो॥

जबे छलहुँ जननी गरभ मे तबके सम्हारल हो
जिन देलन्हि मनप्रान ताहि बिसराओल हो॥

छाड़हु कपटी केर संग विषय रस त्यागहु हो
मातु पिता पक्ष तेजि गुरु-पक्ष लागहु हो॥

पहिरहु अनुभव चीर कुटिल सभ छोड़हु हो
हाँसि पिआ देलन्हि सोहाग कन्त उर लाबहु हो॥

ई संसार सेमर-फल रुइआ उड़ि जाएत हो।
जे नर भक्ति बिहून पाछे पछताओत हो॥

साहेब कबीर सोहर गाओल गाबि कए सुनाओल हो
सन्तजन लेहु न विचार परमपद पाओल हो॥

# अधम उधारन हो

सत्तनाम सुख-सागर, अधम उधारन हो
लइत नाम तरि जाए मेटए जम-झागड़ हो॥

जबे रहु जननी के गरभ तबे न सम्हारल हो
जेहि देल तन-मन-परान ताहि बिसराओल हो॥

छोड़हु कपट केर प्रीति विषय रस तेआगहु हो
मातु पिता कुल तेआगि साहेब संग लागहु हो॥

पहिरहु निर्भय के चीर कुटुम लजबाबहु हो
हँसि पिआ देल सोहाग कन्त उर लाबहु हो॥

सत्तनाम गुन गाबहु चित न डोलाबहु हो।
कहहि कबीर सतभाव अमर पद पाबहु हो॥

# दुख परित्यागहु हो

सुखसागर सुख विलसहु दुख परित्यागहु हो
सुमिरहु सिरजनहार जागन्त होए जागहु हो॥

जेकरहु अंगना झिलमिलिआ कि सेहो कइसे सोबै हो
महले महले फूल फूलल निन्द नहि आबइ हो॥

काढ़ब प्रेम के झिलमिलिआ कि पलंगा ओछाएब हो
ताहि पर सैआं मोर साहेब कि बेनिआ डोलाएब हो॥

सासु मोरा बैठलि ओसरबा ननदि गढ़ ऊपर हो
स्वामी बैठल मन्दिर घर कइसे दरसन पाएब हो॥

सुनु सुनु ननदि सोहागिन पिआ के देखाबहु हो
पाँच चोर बड़ जोर मुसल दिन राती हो॥

साहेब कबीर सोहर गाओल गाबि सुनाओल हो
सन्तो जन लेहु न विचारि, परमपद पाओल हो॥

# विष सञे मातल हो

सुतल रही भरम निन्द विष सञे मातल हो
सतगुरु देल जगाए चलहु सुख-सागर हो॥

एक नाम चित देहु अमृत-रस पीबहु हो
कहइत सुनइत तरि जाए छुटए जम-झग्गड़ हो॥

एक नाम सुख-सागर प्रेम उजागर हो
दया-भाव लबलीन असत जनि बोलहु हो॥

एह संसार सीमर-फुल रुइआ उड़ि जाएत हो
जे नर भगति बिहून सेहे पछताओल हो॥

साहेब कबीर सोहर गाओल गाबि सुनाओल हो
हिलि मिलि करु सतसंग उतरु भवसागर हो॥

# सुतलि रहलहुँ मञे सखिआ

सुतलि रहलहुँ मञे सखिआ त विषकेर आगर हो
सतगुरु देल जगाए पाओल सुख-सागर हो॥

जब रहलि जननी केर ओदर पर न सम्हारल हो
जब लगि तन मे परान न तोहि बिसराएब हो॥

एक बुन्द साहेब मन्दिल बनाओल हो
बिना नेब के मन्दिल बहुत काल लागल हो॥

इहमाँ न गाम न ठांओ नाहि पुरपाटन हो
नहि एक बाट-बटोही नहि हित आपन हो॥

सेमर एक संसार भुइआँ ओंघराएल हो
सुन्दर भक्ति अनूप चलए पछताइत हो॥

नदी बहए अगम अपार पार कइसे पाएब हो
सतगुरु बैसल मुख मोड़ि काहि गोहराएब हो॥

सत्तनाम गुन गाएब सत न डोलाबए हो।
कहए कबीर एह जनम अमर घर पाएब हो॥

# सुमिरहु सिरजनहार-1

सुमिरहु सिरजनहार जेहे गरभ सञो उबारल हो
खबरि करहु ओहि दिन सञो जे कओल करार करु हो॥

केकर करब भरोसा सबहि बिराना जग मे हो
होइते परात डेरबा टूटल हटिआ उसरि गेल हो॥

गज तुरंग-रथ पालकी अओर सुत-परिजन हो
जेहि दिन अओता चपरासी पकड़ि लए जाएत हो॥

सुन्दर देहिआ देखि जनि भुलु जिनगी थोड़ दिन के हो
फुकि देतहु अगिआ लगाए जरत जइसे जारनि हो॥

सबहि एहि जग बिराना केओ नाहि आपन हो
कहए कबीर पछताबह भमरा जब उड़ि जाएत हो॥

# सुमिरहु सिरजनहार-2

सुमिरहु सिरजनहार जिन गर्भ सँ उबारल हे।
सखि हे जिन प्रभु दिहल तन धन प्राण ताहि बिसराओल हे॥

छाड़हु कपटी संग विषय-रस त्यागहु हे।
छाड़हु माता-पिता संग साथ गुरु पथ लागहु हे॥

पहिरहु अनुभव चीर कुल के लजाबहु हे।
सखि हे हँसि पिआ दिहल सोहाग कन्त उर लागहु हे॥

एहि जग सबहि मोसाफिर काहु के घर नहि आपन हे।
सखि हे होइत प्रात डेरबा टूटल हटिआ उसरि गेल हे॥

साहेब कबीर सोहर गाओल गाबि के सुनाओल हे।
सखिआ हे हिलिमिलि करु सतसंग चलहु सुख सागर हे॥

# चलु चलु जिअरा भला ओहि देस मे

चलु चलु जिअरा भला ओहि देस मे नहाय लेब ना।
त्रिवेणिआ के घटबा नहाय लेब ना॥

सरजुग निरबा बहल चहु ओरबा छोड़ाय लिअ ना।
अपना मन के मइलिआ छोड़ाय लिअ ना॥

मइल जे छुटल दुःख दारुण हटल से लागि गेल ना।
हमरा गुरु से सनेहिया से लागि गेल ना॥

साहेब कबीर एहो गावल झुमरिया बड़ भाग हए ना।
जिनका लागल लगनिआ बड़ भाग हए ना॥

# चलु सखि प्रेम-विलास

चलु सखि चलु सखि प्रेम-विलास।
झुम्मरि खेलहु सतगुरु केर पास॥

सेत सिंघासन छत्र अँजोर।
मकर तार घर लागल डोर॥

सत सुकत जहाँ बैठल आनन्द।
मानिक जोति बरए अति चन्द॥

चहुदिशि होअए ज्ञान-प्रकास।
सतगुरु सन्त कबीर-सुबास॥

# चलु चलु सखिआ

चलु चलु सखिआ पिआ फुलबड़िआ।
मिलि कए चलु चलु पिआ-फुलबड़िआ॥

अमर के पात पर चलल सुरजितिआ
लोढ़ि लोढ़ि भरलि हम दउरिआ॥
एक हम ठाढ़ि ठाढ़ि अरज करइत हए
राखु पिआ निज शरण अपनवाँ॥

पुहुप-चंगेरिआ सखि रूप अनूप हए
अमरपुर मञे अमर-दरबार॥
पुरुष-रूप देखि मनुआँ भुलाए गेल
हुलसि हुलसि पहिराबए गले हार॥

साहेब कबीर एह गाओल झुमरा।
भाग बड़े जनिक लागल लगनिआँ॥

# जुलुम कइले ना

जुलुम कइले ना गे जुलुम कइले ना
माया भइले जग ठकनिआ जुलुम कइले ना।

महुआ के पेड़ से माया दरुआ चुबओले से सबके पिआओले ना॥
माया योगिआ फकिर से छपाए रखले ना॥

ब्रह्मा के ठकले माया विष्णु के ठकले से शिव के ठकले ना
माया भंगिआ पिलाए के शिव के ठकले ना॥

दुआरे दुआरे माया रोदना पसारे से एत कत एलही ना
माया खाए जग संसरबा से एत कत एलही ना॥

साहेब कबीर एहो गाओल झुमरिआ से भाग बड़ो हए ना
जिनका लागल लगनिआँ से भाग बड़ो हए ना॥

# बरिसए साओनमा रिमि-झिमी

दैबा बरिसए साओनमा रिमि-झिमी॥

एह हम जनितहुँ गुरु के आओनवाँ
ने अतए कोनो हमर जे मोति-भवनबाँ

बिछिआ मोर बीच भेल सेज जम-घरबा
गले हरबा सेहो भेल बिखधरबा

नहि शोभए चूड़ी पैड़ी नही मुख पनमा
की नहि शोभए हो बेसरि बाजुवनमा।

बारह फड़किआ के तेरह बेनटबा
पैसि गेल हो भरम के चोरबा।

पिआ के पबितहुँ मञे करितहुँ नेहोरबा
निरभए भए सुतितहुँ भरि कोड़बा

साहेब कबीर एहो गाओल झुमरा
रस लए उड़ि गेल रे भओंरबा॥

# बेरिआ सबेरिआ बारि लेहु दिअरा

बेरिआ सबेरिआ बारि लेहु दिअरा।
समुझि कए देखहु तो घटहिं मे पिआ॥

एहसन संसार सार सकल जमु धरबा।
कओने विधि भवजल उतरब परबा॥

छाड़ु मन दोविधा काम-क्रोधबा।
की भजि लेहु गुरु के नाम अधरबा॥

नाम जहजबा भजिले केओटबा।
हिलि मिलि भवजल उतरब परबा॥

साहेब कबीर एहो गाओल झुमरा।
भक्तिगति जन केओ केओ पबना॥

# सुमति सखी तोञे करहु सिंगार

सुमति सखी तोञे करहु सिंगार। हमे अइलहु तोहि लेबए हार॥
तीनहु बस्तर श्वेत सोहाए। चित चूड़िआ हाथ पहिराए॥

सन्त के सेंदुर मांग संवार। अतर-फुलेल शीश पर ढार॥
आतम अन्तर फूल लव लाए। एहि लगन सतलोक सिधाए॥

नेह केर नकबेसरि नाथ। एक पलक बिसरू मति साथ॥
सबद विमान अरु चारि कहार। कहओ कबीर पाँचो मुक्ति द्वार॥

# तेजु तेजु भँवरा कमल केर आस

तेजु तेजु भँवरा कमल केर आस।
तोर बिनु भँवरी पड़ल उदास॥

बारी बयस भँवर गेल विदेश।
हम भँवरी दिल भेल अन्देश॥

चारि दिनन लए सब रंग फूल।
ताहि देखि भँवरा रहि गेल गूल॥

जब वन सप्तो ऊगल भान।
ताहि मे भँवरा मिलल विश्राम॥

चारूभर भैआ लागल आगि।
कहहि कबीर भँवर कहाँ जैब भागि॥

# बुझ्झु-बुझ्झु पण्डित मनचित लाए

बुझ्झु-बुझ्झु पण्डित मनचित लाए।
कबहु भरल बहए कबहु सुखाए॥

खन उगए खन डूबए खनआह।
रतन न मिलए पाबए नहि थाह॥

नदिआ नहि साँकरी बहए बड़ नीर।
मच्छ न मरए कमल रहए तीर॥

पोहकर नहि बाँधल तह घाट।
पुरइन नहि कमल मह बाट॥

कहहि कबीर ई मन केर धोख।
बैठल रहए चलन चहए चोख॥

# बुढ़िया हँसि बोलि

बुढ़िया हँसि बोलि मञे नितहि बारि
मोसे तरुनि कहु कउनि नारि।

दांत गए मोरे पान खात
केस गए मोरे गंग नहात।

नैन गए मोरे कजरा देत
बएस गए पर पुरुख लेत।

जान पुरुखबा मोर अहार
अनजानहि की करञो सिंगार।

कहहि कबीर बुढ़िया आनंद गाय
पूत भतारहि बैठल खाय॥

# अपने पिआ केर मञे होएब सोहागिनि

अपने पिआ केर मञे होएब सोहागिनि, आहे सजनी
भइआ तजि सइआँ संग लागब रे की।

सइआँ के दुअरिआ अनहद बाजा बाजए, आहे सजनी
नाचहि सुरति सोहागिनि रे की।

गंग-जमुन के औघट घटिआ हो, आहे सजनी
तेहि पर जोगिआ महल छाओल रे की।

देहओ सतगुरु सुति के बिरवा हो, आहे सजनी
जोगिआ दरस देखए जाएब रे की।

दास कबीर एह गाओलि लगनिआँ हो, आहे सजनी
सतगुरु अलख लखाओल रे की॥

# आउ धनी बैठिऔ सबदबा सुनि लीऔ

आउ धनी बैठिऔ सबदबा सुनि लीऔ
सखिआ हे अमृत नाम अहार से घोड़ि घोड़ि पीअब रे की।

आब की करै छी धनी पड़ल निकुँज बन मे।
सखिआ हे जमुआ से पड़ल अरारि कओन विधि जीतब रे की।

एक त अन्हारी राति दूसर केओ संग न साथी
सखिआ हे गुरु के महलिआ बड़ी दूर कओन विधि जाएब रे की।

साधु-संगत करु हे अभिअन्तर ध्यान धरु हे
सखिआ हे ज्ञान कोठरिया करु थीर से जम से जीतब रे की।

चौदहो नागिन के बीच डोलिआ फनाओल साहेब
सखिआ हे तिहपर पड़ल ओहार से गुरु घर जाएब रे की।

साहेब कबीर एहो गाओल निर्गुनिआँ गुरु के चरण गहु आहे सजनीआँ
सखिआ हे हाथ के रतन भुलाइ, कोना घर जाएब रे की॥

# इन्द्र भवन सँ चलली रमनिआँ

इन्द्र भवन सँ चलली रमनिआँ
केसिआ सम्हारि बान्हल पट जुड़वा कि आहो राम हो
माथा लेल बाँस के चंगेरिआ बिहुसइतहि घर आएब रे की।

गेहुमा पिसन चलल गुरु जतसरिआ
नहि देखञो बैठकी नहि रसबेनिआँ कि आहो राम हो
कओन विधि गहुमा जोगारब कओने गुन गाएब रे की।

चन्दन छेबि छेबि बैठकी बनाओलि
मोरबा के पंख सञे रसबेनिआँ डोलाओलि कि आहो राम हो
ननदि-भौजैआ जतबा पीसब प्रभु गुन गाएब रे की।

जतबा के ऊपर सहर बनारस
हीरा मोती लागल मकड़िआ कि आहो राम हो
बहिआँ उलारि झिकबा देबए नवरतन तिनहु सोधब रे की।

पिसइत पिसइत मोरा चोली बन्द भिजि गेल
आओर भिजल लंबी केसिआ कि आहो राम हो
अँचरा उठाए लोर पोछब जगत्र लोग मोहब रे की।

एक तो रमनिआँ दोसरे विरहिनिआँ
देओरा बैठल जंघा जोड़िआ कि आहो राम हो
बिना रे गओना कइसे जाएब जगत्र लोग हंसत रे की।

साहेब कबीर एहो गाओलि लगनिआँ
समुझि-समुझि घरबा चलु गे सजनीआँ कि आहो राम हो
जेहो नर रहल अचेत पाछे पछताओत रे की॥

# एकहि बून्द सञे सिरजल देहिआ

एकहि बून्द सञे सिरजल देहिआ
भांति भांति के बनल पिजरबा
बड़ रे जतन सञे पिजरा उरेहल रे की।

कांचहि बाँस के बनल पिजरबा
सत्तरि कोरो बहत्तरि बतिया
बन्हन तीन सय साठि प्रेमगृह बान्हल रे की।

ऊँचे रे महलिया के नीचे दरबजबा
दसमी के ओपर लागल केबरिआ
ताला कुंजी महा कठोर कोन विधि खोलब रे की।

साहेब कबीर एहो गाओल लगनिआँ
समुझि समुझि पग धरू हे सजनिआँ
खुलि गेल भ्रम के केबाड़ साहेब मुख देखल रे की।

# ओहाँ से करार करि आएल

ओहाँ से करार करि आएल, हिआँ माया के बन्धन मे भुलाएल
सजनी हे, असकर आएल, असकर जाएब रे की।

आएत जम कोतबलवा पकड़ि चढ़ाओत डोलिआ
सजनी हे, ताहि समय मे केओ न छोड़ाओत रे की।

माइ-बाप-बन्धु सुत तिरिआ, केओ न करए घरहेरिआ
सजनी हे, सभक अछइते जम लेने जाएत रे की।

साहेब कबीर एहि गाओल लगनिआँ
सजनी हे पंचकठिआ फेकइते नतबा टूटल रे की।

# कायापुर नगरी मे लागले बजरिआ

कायापुर नगरी मे लागले बजरिआ अरे सजनी गे
आओरो दस लागल केबाड़ अगम घर दूर बसु रे की।

सिर लए चलली सजली चंगेरिया अरे सजनी गे
खुलि गेल गगन केबाड़ पिसू जतसरिआ रे की।

तन करु कीलिआ मन करु मकरिआ अरे सजनी गे
सुरति निरति दुओ जोतिआ लागल गुन अइसन रे की।

सत्तरि कोठरी बहत्तरि खिरकी अरे सजनी गे
रिमि-झिमि बहल बेआर पिसइत मन लागल रे की।

बिनु कठताल पखाउज बाजए अरे सजनी गे
बिनु खसम उठए रंग गगन घर गरजल रे की।

गंगा-जमुनमा के सुरसरी-धरबा अरे सजनी गे
केओट हए मतबाल पार कइसे जाएब रे की।

साहेब कबीर एहो गाओलि जतसरिआ अरे सजनी गे
सन्तोजन लेहु न विचारि उतरु भवसागर रे की॥

# कायापुर सहर मे

कायापुर सहर मे लागल बजरिआ अरे सजनी गे
चलहु सखी ओहि देसबा जहाँ बसु बालमु रे की।

कायापुर-काशी-बनारस बसि गए अरे सजनी गे
कोटि-तीर्थ ओहिठाम निरखइत मन लागल रे की।

दस-पाँच सखी मिलि चलली बजरिआ अरे सजनी गे
गगन मंडिलबा के रूप देखि मन मातल रे की।

सत्तरि कोठा बहत्तरि कोठली अरे सजनी गे
रिमि-झिमि बहए बेआर हंसा सुख पाओल रे की।

सुरति निरति के घोड़बा बनाओल अरे सजनी गे
ताहि पर हंसा असबार अगम-घर दुर बसु रे की।

साहेब कबीर एहो गाओल जतसरिआ अरे सजनी गे
पुरुष भेद-अभेद केओ केओ पाओल रे की॥

# चलु सखि देखन गुरु के नगरिया

चलु सखि देखन गुरु के नगरिया
भरबै निर्मल नीर गगरिया
सखिआ हे कुइआँ के रूप अनूप गगन घट भीतर रे की।

चारू भर लागल बेली-फुलबड़िया
अजब सोहाओन जहाँ गुरु के नगरिया
सखिआ हे सुरति के डोरिआ लगाएब भरि भरि पीअब रे की।

पिऐत पिऐत मे सालल हियरा
तब लखि पाओल ज्ञानक जियरा
सखिआ हे खुलि गेल भरम-केबाड़ गुरु-मुख हेरब रे की।

द्वादश ऊपर पिआ पुरपाटन
अधर गलैचा जहाँ गुरु के सिंहासन
सखिया हे जगमग ज्योति उजिआर झलक झलकाओल रे की।

साहेब कबीर चरण कमल गहु
सत्तनाम सतधाम सिधारहु।
सखिआ हे भए रहु चरण अधीर से चुक बकसाबहु रे की॥

# दिन-चारि रजनी भजन करु सजनी

दिन-चारि रजनी भजन करु सजनी
आहे मन सजनी हे, ऐहन समैआ फिर नहि पायब रे की।

दश-पाँच सोतिआ बहल एक नदिआ
आहे मन सजनी हे, ओहि दह पुरनिआँ घन लागल रे की।

दह-एक ननुनी कमल-दह सोभनी
आहे मन सजनी हे, ओहि फुल भमरा लोभाएल रे की।

सुखि गेल सरोवर उकनि गेल पुरनिआँ
आहे मन सजनी भँवरा उड़ैत कोइ न परेखल रे की।

साहेब कबीर एहो गाओल निर्गुनिआँ
आहे मन सजनी ढुढ़ैत ढुढ़ैत दिनमा बीतल रे की॥

# धरती अकास बनल दुनू रे जतबा

धरती अकास बनल दुनू रे जतबा किलबा सुमेरु बिच लागल रे की।
केहु देल गेहुवाँ, केहु रे दउड़िआ केहु रे पठाओल जतसारि रे की॥

सासु देल गेहुवाँ, ननदि दउड़िआ गोतिनी पठाओलि जतसारि रे की।
चोखे चलु जतबा झमकि लेहु झिकबा देवरा भुखल भैआ पाहुन रे की॥

जतबो न चलइ मकड़िओ न रबई हथवा धएलए कामिनि रोबए रे की।
घोड़बा चढ़ल रामा करहि पुछरिया केकर तिरिआ रोबए जतसारि रे की॥

जाँघ तेरो थाकल बहिआ घुन लागल तोहरे अछइते रोबए कामिनि रे की।
घोड़बा से उतरि राम, जँघिआ बइठाओल अपने पटुकबा लोरबा पोछल रे की॥

तोहरा टुकवा प्रभुजी दर दरबटिआ हमरे अचरबा लोरबा पोछहुँ रे की।
दास कबीर एह गाओलि लगनिआँ बहुड़ि न आएब एहि जतसारि रे की॥

# नाम भजु नाम भजु सकले भरम तजु

नाम भजु नाम भजु सकले भरम तजु
बड़ा रे जतन से पिंजड़ा बनाओल रे की॥

गढ़िए सेदिए सुगना कैलौं तैयारी
ताहि भीतर सुगना एक बोलय रे की॥

भाए बाप घेरने छला सुगना बोलैत छला
सुगना उड़ैते क्यो ने परेखल रे की॥

जाहि मन्दिल मे एतेक सुख कयलहुँ
ताही मन्दिरबा अगिया लगाओल रे की॥

एक कोस गेला सुगना दुइ कोस गेला
घुमि घुमि मन्दिल निरेखै रे की॥

अगिआ लगल तन मे भसम उड़ल छन मे
पाँच लकड़िया देल फेकि उलटि नहि ताकय रे की।

साहेब कबीर इहो गाओल निरगुनियाँ
जेहने पीसब तेहने उठायब रे की॥

# निशि दिन गगन गरजए तोरि अँगना

निशि दिन गगन गरजए तोरि अँगना
कइसे समझाएब मञे दिल अपना कि आहे सजनी हे
सागर गेल सुखाए कमल कुम्हलाएल रे की।

सुतलि रहलि मञे पिआ संग सेजिआ
दसमी दोअरिआ घुमए लागल केबड़िआ कि आहे सजनी हे
बिना कुंजी पट खुलल चित मोर डोलल रे की।

सासु हठीली घर ननदि दरुनिआँ
सैंआ सञे लहरा लगाबए बलजोरिआ की आहे सजनी हे
कओन बहाना घर जाएब सैंआ के समझाइब रे की।

ऊँची अटरिआ के दसमी दुअरिआ
तीन सए साठि लागल धनकोरबा कि आहे सजनी हे
कपटी भेल मोरा कन्त अन्त न पाओल रे की।

साँकरि कुँइआ पाँचो पनिहारिनि
एक लए डोरिआ भरए नएना कि आहे सजनी हे
पनिआँ भरइते घैला फुटल संग मोरा छूटल रे की।

साहेब कबीर एहो गाओल लगनिआँ
समुझि बुझि घरबा चलसु सजनिआँ कि आहे सजनी हे
प्रेम के कुंजी बनाएब रसे रसे खोलब रे की॥

# पछिम दिशा सञे मेघ एक उमरल

पछिम दिशा सञे मेघ एक उमरल घटा एक घुमरल बरिसल बूँद भिजल मोरा अंगिआ सखिया हे, सागर गेलि सुखाए कमल कुम्हलाएल रे की।

सरजुग-तीर बहल एक नदिआ बैरि बैठल घटबार पाँचो भैआ सखिआ हे, बैरि बैठल घटबार से पार कोना जाएब रे की।

लादि सादि के चलल बेपरिआ संगहु के सखी सब भेलि बनिआँ सखिआ हे, कुल-परिवार सब बेमुख भेल मुखहु न बोलए रे की।

साहेब कबीर एहो गाओल निर्गुनिआँ, उसरल हाट निकसि गेल बनिआँ सखिआ हे, सौदा करिओ न भेल फिर पछताएब रे की॥

# पांच तत्व के लागल हटिआ

पांच तत्व के लागल हटिआ
सओदा करन हम जाएब पेठिया
गुरु गोविन्द गुण गाएब गेहुँआं बेसाहब रे की।

अर्ध-उर्द्ध केर दोनो पल जतबा
चांद सुरुज के लागल हथरबा
किलबा के बलिहारी सोहं शुभ बोलए रे की।

शिल के समाए गेलै सत की चंगेरिआ
पीसन चलली नाम जतसरिया
पांच सखिआ पीसनहारि पिसए निशिवासर रे की।

तन के कड़ाही मे ज्ञान घृत मनिआं
मन मैदा करि सान रे सजनिआं
ब्रह्म अगनि उठए धाह से पुड़िया बनाएब रे की।

से पुड़िया हम सन्तो के पबाएब
हुलसि हुलसि कए नाम गुण गाएब
छुटल नैहरबा के आस सासुर पर मनमा लागल रे की।

साहेब कबीर गुरु गाओल लगनिआं
समुझि समुझि पग धरू रे सजनिआं
हाथक रतन हेराएल कइसे घरबा जाएब रे की।

# पाँच पचीस केर लागल हटिआ

पाँच पचीस केर लागल हटिआ
सओदा करए हम अएलहुँ पेठिआ कि अए रामा हो
गुरु-गोविन्द-गुन गाएब, गहुमा पीसब रे की।

गहुमा रे भरि भरि सत के चंगेरिआ
पीसए बैसलिह मन जतसरिआ कि अए रामा हो
सत्गुरु पीसनिहार पिसइते मन लागल रे की।

अर्ध-उर्द्ध के दुइ पल्ला जँतबा
चान-सुरुज के लागल हथरा कि अए रामा हो
किलबा के बलिहार सोहं सुर बोलल रे की।

तन के कड़ाही सुरति के दिबाड़िआ
ब्रह्म अग्नि उदगारक पुड़िआ कि अए रामा हो
सेहो पुड़िआ लए जएबै सनेस पिआ के जेमाएब रे की।

मोहन चलला गुरु के नगरिआ
भल भेल छुटि गेल भैआ के दुआरिआ कि अए रामा हो
छुटि गेल नैहरा के आस सासुर वास सुख पाओल रे की।

साहेब कबीर एहि गाओल लगनिआँ
समुझि बुझि पगु धरु हे सजनिआँ कि अए रामा हो
जे नर रहए अचेत से पाछे पछताओत रे की॥

# पाँच सखी मिलि गहुमा पिसए गेलि

पाँच सखी मिलि गहुमा पिसए गेलि कि आहो राम हो
कब धरि पिसब कब घर जाएब रे की।

तन सञे पिसब हम सुरति सञे उठाएब कि आहो राम हो
गुरु के सबदबे चालनि झारब रे की।

दस-पाँच सखि मिलि फुलबा लोढ़ए गेलि कि आहो राम हो
जेहि वन केओला फुलाएल रे की।

फुलबा लोढ़इत रहलि कि मेघबा बरिसि गेल कि आहो राम हो
भिजि गेल पाँचो रंगबा साड़ी रे की।

तितले भिजले धनि चढ़लि अटरिआ कि आहो राम हो
जाहि वन जोगिआ धुनिआँ रमाओल रे की।

मुखहु न बोलए जोगी पलकिओ न ताकए कि आहो राम हो
जोगिआ सुरतिआ हिआ मोर सालइ रे की।

साहेब कबीर एहो गाओल जतसरिआ कि आहो राम हो
अपन-अपन गेंठि सम्हारि बान्हहु रे की॥

# फूल लोढ़ए गेलौं बाड़ी-1

फूल लोढ़य गेलौं बाड़ी मेघिया बरसि गेलै
सखिआ हे भीज गेल पाँच रंग साड़ी से
घर कोना जाएब रे की॥

भीजल तीतल धनी हे चढ़लौं अटरिया
सखिआ हे जहमाँ जोगिआ धुनियाँ
रमाओल रे की॥

मुखहु न बोलए जोगी पलको न खोलए जोगी
सखिआ हे जोगिआ सुरतिया
हिआ बिच सालल रे की॥

जाहि बाटें जोगी गेल दुभिया जनमि गेल
सखिया हे दुभिया जनमि
बिजु बन लागल रे की॥

साहेब कबीर एहो गाओल निरगुनियाँ
सखिआ हे सन्तो जन करु न विचारि
बहुरि नहि आबहु रे की॥

# फूल लोढ़ए गेलौं बाड़ी-2

फूल लोढ़ए गेलौं बाड़ी साड़ी मोरि अटकल डारी
बिनु गुरु केओ ने छोड़ाओल रे की।

फुलबा लोढ़इते हो राम हो बरिखए अति बुन्दबा से
भिजि गेल पांचो रंग साड़ी रे की।

तितलि भिजलि रामा चढ़ली अटरिया राम हो
उहाँ उहाँ जोगिया धुनी रमाओल रे की।

मुखहु न बोले जोगी नयन न खोले राम हो
जोगी रूप बरनी न जाए रे की।

जोगिआ मन्दिरलबा रामा अनहद बाजा बाजए राम हो
उहाँ उहाँ नाचय सुरति सोहागिनि रे की।

दास कबीर एह गाओल निरगुनियाँ राम हो
सन्तो जन लेहु न बिचारि रे की।

# बड़ जोगे बड़ तपे

बड़ जोगे बड़ तपे कुइआँ खनाओल
डोरिआ बटइत देरिआ लागल रे की।

टुटि गेल डोरिआ भथिए गेल कुइआँ
रुसिए चलल पाँचो पनिहारिनि रे की।

पाँच सखी मिलि चललि जमुनमाँ
बटिआ रोकल मन-मोहन रे की।

कहहि कबीर सुनहु पाँचो रे रनिआ
जपइत रहु गुरु के नाम रे की॥

# रिमझिम बुँद बरिसए दिन-रतिआ

रिमझिम बुँद बरिसए दिन-रतिआ
का सञो कहञो दिल अपने बतिआ
सखिआ हे, सरोबर गेल सुखाए कमल कुम्हलाएल रे की।

अवघट घटिआ लए गेलि मोरि नैआ
ताहि चढ़ि बैठल आओर पाँचो भैआ।
सखिआ हे, केवट भेल मतवाल से पार कोना होएब रे की।

तन करु नैआ प्रेम खेबैआ
सुरति के डोरी करु पतबरिआ
सखिआ हे, गुरु सबद खेवनहार से पार होए जाएब रे की।

साहेब कबीर एहो गाओल निरगुनियाँ
समुझि समुझि पग धरहु सजनिआँ
सखिआ हे, ज्ञान गेठरिआ करु थीर से जम से जीतब रे की॥

# रुइआ ओटि ओटि कइलि गुनाओन

रुइआ ओटि ओटि कइलि गुनाओन
घर नहि खरची दोबरि धुनाओन
कि आहे सजनी, कइसे कए लुगबा पहिरब कइसे दिन काटब रे की।

एक टका के चरखा बनाओल
ढेबु बहि टेकुआ चमरख लाओल
कि आहे सजनी, एक अधेला के धुमना मँगाइ, माल्ह माजब रे की।

उलटि पलटि धुनि रुइआ धुनाओल
सहज सरुपी पिउरी बटाओल
कि आहे सजनी, चुटकी सम्हारि सुत काटल ऐंठनो नहि लागल रे की।

एक ताग बनल दोसर गेल टुटि
चिल्लर जञो काटल उठल टिहुकि
कि आहे सजनी, तब धुनिअहि गरिआओल मोरे रुइआ काँचहि रे की।

एक तो नारी अलप सुकुमारी
चिलरे ढिलबा से रचलु घमारी
कि आहे सजनी, अपने रहनिआँ नहि चेतहु काहे गारी पारहु रे की।

साहेब कबीर एह लगनिआँ गाओल
साधु सन्त सब के मन भाओल
कि आहे सजनी, सन्त जन लेहु न बिचारि प्रेम-पद पाओल रे की॥

# रहली सुबुद्धि कुबुद्धि संग रसली

रहली सुबुद्धि कुबुद्धि संग रसली
साँझिआ के सुतली सबेरो न उठली
कि आहो सन्तो हो, बालमु सतगुरु प्रियतम ह्रदय मोर सालए रे की।

चारि पहर राति बिताए जतसरिआ
दशमी द्वार घर लागल केवरिआ
कि आहो सन्तो हो, बिनु कुंजी पट नहि खुलए चित मोरा डोलए रे की।

गहुमा सुखिअ गेल जतबा भोथर भेल
हथरा धएलए मोर बहिआँ मुरुकि गेल
कि आहो सन्तो हो, झिर झिर बहए बयार पिसइत मनुआ लागल रे की।

सुरति सोहागिनि अति अनुरागिनि
अपनो पिआ लागि भइली वैरागिनि
कि आहो सन्तो हो, सबही सुतल विरहिनि जागलि पिआ बाट जोहलि रे की।

औघट घाट लागल मोर नइआ
ताहि चढ़ि अइली बैरिनि पांचो भइआ
कि आहो सन्तो हो, केवट भइल मतबाल पार कइसे जाएब रे की।

साहेब कबीर एह गाओल लगनिआँ
उठि गेल हाट चलल पांचो बनिआँ
कि आहो सन्तो हो, सौदा करहु न पउली से दिनमा नगीच गेल रे की॥

# राम नाम के इहे जतसरिया-1

राम नाम के इहे जतसरिया कि आ हे सजनी
पिसि लेहु बाट के साम्हर रे की॥

तन करु जतबा मन करु हाथर कि आ हे सजनी
चित करु गेहुमाँ प्रेम के दउरिया रे की॥

समुझि समुझि झिकबा नाबहु कि आ हे सजनी
अररि दररि जो पीस ले गे सजनी हैबहु पिया के सोहागिन रे की॥

मन भर पीस लेहु सहज उठाय लेहु कि आ हे सजनी
गुरु के सबद करु चालन रे की॥

दास कबीर यह गावल लगनियाँ कि आ हे सजनी
गुरु के चरण चित लाबहु रे की॥

# राम नाम के इहे जतसरिया-2

राम नाम के इहे जतसरिया कि आ हे सजनी
पीसि लेहु बाट के साम्हर रे की।

तन करु जतबा मन करु किलबा
गुरु के सबदबा करू हाथर रे की।

चित करू गेहुम प्रेम करू दउरिया
समुझि समुझि झिकबा लाबहु रे की।

अररि दररि जो पीसि ले गे सजनी
होबह पिया के सोहगिन रे की।

मन भर पिसलहुँ सहज उठाए एलहुँ
गुरु के सबदबा करू चालन रे की।

साहेब कबीर एह गावल लगनियाँ
गुरु के चरन चित लाबहु रे की॥

# हो बिरहिनिआँ गुरु चित लइबो

हो बिरहिनिआँ गुरु चित लइबो
सुरती सोहागिन पिआ घर जइबो
की आहो राम हो, हाथहु के रतन गमाएब फेरु पछताएब रे की।

सुरती सुहागिन मन अनुरागिन
अपन पिआ के होएब सोहागिन
कि आहो राम हो, सभेरे भरम नीन्द सुतल विरले जागल रे की।

साहेब कबीर ऐसो गावल लगनिआँ
समझि बुझि पग धरु हे सजनियाँ
की आहो रमा हो, जे नर रहत अचेत पाछे पछताएत रे की॥

# अइसन निरमोहिया से जोड़ल पिरितिया

अइसन निरमोहिया से जोड़ल पिरितिया
बिछुड़इत बिलमो ने होय आहे सखिया।

गओना कराय पिआ देहरी बैसौलन्हि
अपने चलल परदेश आहे सखिया।

सासुजी के घर मे ननदि भेल बइरिन
हमरो गुजर कोना होय आहे सखिया।

फोड़बइ मे संखा चूड़ी फाड़बइ मे चोलिया
धरबइ जोगिनिञाक वेष आहे सखिया।

दास कबीर एहो गावल समदउनिञा
करबइ मे पिआ के उदेश आहे सखिया॥

# एहि परदेसिआ जनु जोड़ू पिरितिया

एहि परदेसिआ जनु जोड़ू पिरितिया
बिछुड़त बिलमो नहि होए।

बिछुड़ल से बिछुड़ल हे सखिआ
बिछुड़ैत केकरो न कोए॥

एक तञो बिछुड़ल डारि सँ पतबा
फेरो न डारि मे समाए।

दोसरे बिछुड़ल देहिआ सञे हंसा
फेरू न देह मे समाए।

तिसरे बिछुड़ले सर्प सञे मणि
मणि बिनु जान गमाए।

चारिम बिछुड़ल हंस सञे चकेबा
सारि राति जीवन गमाए।

पाचमे बिछुड़ल गुरु सञे चेलबा
बान्धले नरकबा जाए।

साहेब कबीर गाओल समदाओनि
सन्त जन लेहु न विचारि॥

# घुमत फिरत अइली अइसन नगरिआ

घुमत फिरत अइली अइसन नगरिआ
चित जनु करहु उदास।

जब छल धनबित नित आबए पहुनमा
दोस मित्र छेकल दुआर।

सठि गेल धनबित रूसल पहुनमा
दोस मित्र छोड़ल दुआर।

बारह बरिस सुगा सेमर सेओल
फूल देखि रहल लोभाए।

मारत चोंच रूइ फहराओल
सुगना चलल पछताए।

साहेब कबीर सुगना पछताएल
सिमर सेवल एको न फल भेल।

# चलहु चलहु सोहागिनि निज घर

चलहु चलहु सोहागिनि निज घर हे अपना।
सेजिआ तो हरि के सुन्न भेल सोहागिनि बटोहिआ संग हे रस लेहु॥

खेलि खेलि ले सोहागिनि पाँचो छएलबा के संग मे
भसुरा तोहरो छुटि गेल सोहागिनि पचीसो रंग हे रंग मे।

चलहु चलहु सोहागिनि दीपक लिहल हाथ मे
चलहु चलहु सोहागिनि अमिअ सरोबर-धार मे।

साहेब कबीर एहओ सोहागिनि गाओल समदउनिआँ
मिलि चलु आहो हंसा निज कुल हे अपना॥

# देखइत छलौं हम सुपती मउनियाँ

देखइत छलौं हम सुपती मउनियाँ
अचके मे आएल समाद।

सुपती मउनियाँ पछुअरबा मे फेकलौं
पलंगा गिरली मुरझाए॥

घर से बाहर भेली सुनरी भउजिया
सुनू ननदी बचन हमार।

किअए गारी देलक सखिया सहेलिया
किअए गिरल पलंग मुरछाय॥

नाही गारी देलक सखिया सहेलिया
आएल मे पिया के समाद॥

नान्हीटा से आहे भौजी तोरे संग रहलौं
किछु न सीखल बेवहार।

सुति उठि ननदी बन्दगी बजबिहह
अमरित करिहह अहार॥

साहेब कबीर गाओल समदौनियाँ
संत मिली करू ने विचार।

अपन अपन साम्बर कसि बान्धहु
उतरहु भवजल पार॥

# नान्हिटा सञे सुगना सिमर एक सेओल

नान्हिटा सञे सुगना सिमर एक सेओल
आजु सेमल भएल जवान।

फूल देखि सुगना हरखित भेला
फल देखि जिआ भेल हुलास।

मारल लोल रुइआ उड़ि गेल
सुगना चलल पछताए।

साहेब कबीर एहो गाओल समदौनिआँ
सन्तो मिलि लिऔ ने विचारि।

बहुत जतन सञे सिमर के सेओल
सेवइते न किछु फल भेल॥

# पसरल हटिआ उसरि गेलइ दैवा

पसरल हटिआ उसरि गेलइ दैवा
सौदा किछु करियो न भेल।

एह परदेसिया से जनि जोड़ू पिरितिया
बिछुड़त बिलमो न होय॥

एक तँ बिछुड़ल दूध से मखनमा
फेरो नाहि दूध मे समाय।

दोसर जे बिछुड़ल डारि से पल्लो
फेरो नाहि डारि मे समाय॥

तेसर जे बिछुड़ल काया से हंसा
फेरो नाहि काया मे समाय।

दास कबीर एह गाओल समदउनिआँ
सन्तो जन लेहु न विचारि॥

# मिलि चलु सखिआ दिवस भेल रतिआ

मिलि चलु सखिआ दिवस भेल रतिआ चित भेल जग सञे उदास॥

पाँच भैआ के एक बहिन दुलहिनि निशिदिन फिरए उदास।
सासुर हमरो दूर बसु साजन नैहर नहि भेल बास॥

लाले लाले डोलिआ सबुजि रंग ओहरिआ लागि गेल बतीसो कहार।
गोड़ लागु पैआँ पड़ु अगिला कहरिआ तिल एक डोली बिलमाए॥

आएल समदिआ उठि चलु साजन जहाँ होएत सत बेवहार।
अओन-पओन के डोलिआ हे साजन अमर पड़ल ओहार॥

कओने भैआ जएतै संग मोर हे सखिआ कओने लगओतइ पार।
सगुण भैआ जएतइ संग मोर हे सखिआ निर्गुण लगओतइ पार॥

भवजल नदिआ अगम बहु धरबा कओने विधि उतरब पार।
नैआ हमरो सत्य के साजन सतगुरु धएलन्हि कड़ुआरि॥

साहेब कबीर एहि गाओल समदउनिआँ सन्तोजन लिअ न बिचारि।
अपन अपन गेंठि सम्हारि बान्हू ओतए नहि पँइचा-उधार॥

# मिलि लेहु मिलि लेहु मिलि लेहु सजनी

मिलि लेहु मिलि लेहु मिलि लेहु सजनी
की आहे सुनु सजनी, हंसा गओनमा बड़ी दूर रे की।

तन सञो मिलि लेहु परेम सञे बुझि लेहु
की आहे सुन सजनी, नाम अमृत रस पिअहु रे की।

बाट रे बटोहिआ की तोरी मोर भैआ
की आहो भाइ हो, एहि बाटे देखलहुँ सतगुरु बालमु रे की।

देखलहुँ मञे देखलहुँ अगमपुर हटिआ
की आहे सुनु सजनी, सतगुरु बालम हंसा परिबोधल रे की।

कतेक दुख कहबइ भैया पन्थुक जन की आहो भाइ हो
पिआ गुन सुमरइत हिआ मोर सालइ रे की।

एकहि पलंग सेज पिआ संग बैठलहुँ
की आहे सुनु सजनी मोरा लेखे बसए दुरँतर रे की।

एक हम सुन्दरि नारी दोसरे मञे पिआ के पिआरी
की आहो भैया हो कओन अओगुन रे पिआ परितेजलि रे की।

साहेब कबीर एहो गाओल समदाउनि
की आहो भैआ हो सन्तो जन लेहु न विचारि रे की॥

# सुन्दर तन देखि मत भुलू सखिआ

सुन्दर तन देखि मत भुलू सखिआ
एहो तन संगहु न जाए।

एहो तन होए माटी के बरतनमा
टोनमा लगइते फूटि जाए।

एहो तन होए कागज के पुड़िया
बुन्द पड़ैत गलि जाए।

एहो तन होए रामा सुखली लकड़िया
अगिआ लगइते जरि जाए।

एहो तन होए रामा धुइआँ के घरबा
पवन लगइते उड़ि जाए।

साहेब कबीर एहो गाओल समदौनिआ
सन्त जन लिऔ न विचारि।

एमकी गओना बहुरिओ ने अओना
फेरु न मनुष्य अवतार।

# अगिआ लगओले तू नैहरवा

अगिआ लगओले तू नैहरवा, सुन गे लुचिया॥

नहिरा के लोक सब बड़ दुःख देल
चलहि के बेरिया बन्धन तोड़ि लेल।

नहिरा के लोक सब बड़ कुटिचाल
करै अपकर्म बजाबए लागए गाल।

नहिरा के लोक सभ बड़ बदमास
अगिआ लगाओल अगहन मास।

कहहि कबीर धनि बड़ नीक भेल
जरि गेल नैहरबा झगड़बा छुटि गेल॥

# अरे मन सजनी कड़के हिंडोलबा

अरे मन सजनी कड़के हिंडोलबा कइसे झुलब रे की॥

गगन मंडल बिचे कड़के हिंडोलबा, आगे मन सजनी
उहमा बसइ सतगुरु बालमु रे की।

माए-बाप देलक गहना, सेहो भेल जीव के लहना
आगे मन सजनी, मरहुक बेरिआ गहना उतारल रे की।

चारि जना मिलि खटिआ उठाओल, आगे मन सजनी
संग न जाएत सहोदर भाइ रे की।

साहेब कबीर एहो गाओल निरगुनियाँ
आगे मन सजनी, सन्तोजन लेहु न विचारि रे की॥

# आब भेलौं तरुनियां रे की

एलौं मञे बालापन आब भेलौं तरुनियां रे की
सखि हे, खेलैते खेलैते दिनमा बीतल रे की।

जोग जुगुति अरु आसन दृढ़ करु
सखि हे, निरखि परखि तिलक लगाबहु रे की।

पवन धीर करु अभिअन्तर ध्यान धरु
सखि हे, सबद के बसुरिया धीरे-धीरे बाजय रे की।

साहेब कबीर एहो गाओल निरगुनियाँ
सखि हे, सन्तो जन लियौ ने विचारि बहुरि नहि आबय रे की॥

# एहि जग कोइ नहि अपना

एहि जग कोइ नहि अपना, ककरा सञो बोलब सखिआ
जइसे पुरइन पत्र नीर, चित डोलल सखिआ।

बाबा-भैआ निर्मोहिआ लिख भेजहु न पतिआ
पन्थ हेरइते दिनमा बीतल हो दुखित भेल अँखिआ॥

आएल डोलिआ, आएल कहरिआ जम रोकल दुअरिआ
कर्म चलल संग-साथ धरम धरहेरिआ॥

भवजल नदिआ भयाउनि कइसे जाएब सखिआ
बिचहि मिलल पिआ मोर देखल भरि अँखिआ॥

साहेब कबीर निर्गुण गाओल कहि गेल एक बतिआ
अजर अमर घर पाओल हो तेजहु कुल जतिआ॥

# दिन चारि केर जीवन हो

दिन चारि केर जीवन हो गरब न करिअह कोइ
कि चित्त लाबहु आपन हो कि चित्त लाबहु पिऊ।

झूलइ पांच सोहागिनि हो प्रेम के हिडुला लगाइ
जाके पिआ परदेसिआ हो सगुन करए दिन राति।

सगुन करए पन्थ चितबए हो पिआ अटकल ओहि देस
कब रे ललना घर आओत हो पगु झाड़ब लमी केस।

कथी लए अइसन अनधन हो कथी लए अइसन भंडार
संग किछु नहि जाएत हो देखहु हिरदए बिचारि।

साहेब कबीर केर निरगुन हो सबद परेखु टकसाल
करु सत संगति जिऊ हो कन्त मिलतञो बड़ भाग॥

# नाम भजु नाम भजु सकले भरम तजु

नाम भजु नाम भजु सकले भरम तजु
बड़ा रे जतन से पिजड़ा बनाओल रे की।

गढ़िए सेदिए सुगना कैलौं तैयारी
ताहि भीतर सुगना एक बोलय रे की।

भाए बाप घेरने छल सुगना बोलैत छल
सुगुना उड़इते केयो ने परेखल रे की।

जाहि मन्दिल मे अतेक सुख कयलहुँ
ताही मन्दिरबा अगिया लगाओल रे की।

एक कोस गेला सुगना दुइ कोस गेला
घुमि घुमि मन्दिर के निरेखै रे की।

अगिया लगल तन मे भसम उड़ल छन मे
पाँच लकड़िया देल फेकि पलटि नहि ताकय रे की।

साहेब कबीर इहो गावल निरगुनिञा
जेहने पीसब धनी तेहने उठायब रे की॥

# पिआ देखओ तोहरा संग मे

पिआ देखओ तोहरा संग मे तोर देखञो अओरो रंग मे
कि आगे मन साजनि, भरम सञे मनुआँ भुलाएल रे की।

जब से आएल पिउ तबसे आएल जिउ
आगे मन साजनि, देखि देखि नएना जुड़ाएल रे की।

पाँच पचीस तिनी दसमी दोअरिआ
आगे मन साजनि, चिन्हइत चिन्हलहुँ प्रीतम आपन रे की।

साहेब कबीर एहो गाओल निरगुनियाँ
आगे मन साजनि, मुरति मे सुरति लगाबहु रे की॥

# ससुरा से आएल लियौनमा हो रामा

ससुरा से आएल लियौनमा हो रामा, सोचि लगनमा॥

आओ रे ब्राह्मण बैसू मोर आंगन
दिनमा देखू ने सुदिनमा हो रामा, सोचि लगनमा॥

गोर लागूं पैयां पड़ूं संग के सहेलिया
चितबत रखियो नयनमा हो रामा, सोचि लगनमा॥

छुटि जेतै नहिरा भाई रे भतिजबा
लुटि जेतै माल खजनमा हो रामा, सोचि लगनमा॥

दास कबीर मिलि लीहें सब सौं
दुर्लभ बहुरि अबनमा हो रामा, सोचि लगनमा॥

# सुतलि छलहु हम भरम-नीन

सुतलि छलहु हम भरम-नीन गुरु मोरा देल जगाए
ता संग निन्दिओ नहि आएल उहमा तनु न अलसाए।

गुरु के चरण करु हे अंजन राखहु नएन लगाए
जा सञो निन्दिआ न आबए हो नहि तन अलसाए।

प्रेम के तेल धनी हे चुआबहु सुरति के बाती चढ़ाए
नाम चिनगिआ दिअरा बारहु ज्योति जरए दिन राति।

कुमति के गहना धनि हे उतारहु सुमति के करिअ सिंगार
नाम सिन्दुरिआ मंगिआ सम्हारहु दुरमति दुविधा बहाए।

अष्ट कमल द्वादस ऊपर तहमा चोरबो न जाए
कहए कबीर गुरु के सामरथ देखि देखि काल डेराए॥

# हंसा चलल ससुररिया रे

हंसा चलल ससुररिया रे, नैहरबा डोलम डोल॥

ससुरा से पियबा चिठिया भेजायल, नैहरा भय गेलै शोर।
खाना-पीना मनहु न भावै, अँखिया से ढरकन लोर रे॥

माइ-बहिनियाँ फूटि-फूटि रोवे, सुगना उड़ि गेल मोर।
लपकि-झपकि के तिरिया रोवे, जोड़ी बिछुड़ि गेल मोर रे॥

काँचहि बाँस के डोलिया बनावल, आखर मूँजा के डोरी।
भाइ भतीजा कसि-कसि बाँधे, जैसे नगरिया के चोर रे॥

चार जने मिलि खाट उठाइन, लेने चले जमुना की ओर।
सात बंधन के उकिया बनावल, मुख में दिहल अंगोर रे॥

कहै कबीर सुनो भाई साधो, यह पद हए निरबानी।
जो कोइ पद के अर्थ लगावे, पहुँचत मूल ठिकानी॥

